इन्द्रमोहन-

"पहिने तँ परिवार बुझए पड़त। अखनि धरिक जे परिवार रहल ओकर संचालन तँ हमहीं करैत एलिऐ। जहियासँ विष्णुमोहन गाम छोड़लक तहियासँ एक्को पाइक सहयोग नै केलक। बाढ़ि-रौदी, भुमकमक झमार हमरा लगल। खेतमे मोनि फोड़ि देलक तेकरा खेत बनेलौं, भुमकममे घर चिड़ीचोंत भऽ गेल, तेकरा बन्हलौं, कुटुम-परिवारकेँ जिआ कऽ रखने छी तखनि हिस्सा कथीक आ हिस्सेदारी कथीक?"

जलाएल प्रश्न देखि सूर्यमोहन बजला-

"हम समाज छी कखनो नै चाहब जे समाजकेँ नोकसान होइ।"

सूर्यमोहनक विचार सुनि इन्द्रमोहन बाजल-

"एक तँ सबा करोड़ रूपैआ भेटल तइमे घराड़ी कीनि घर बनेलौं। घरो देखते छी जे केतबो परिवार बढ़त तैयो पचास बरख अभाव नै हएत। एते करैमे सभ रूपैआ सठि गेल।"

बमकि कऽ विष्णुमोहन बाजल-

"अहाँ झूठ बजै छी? पाँच करोड़ रूपैआ भेटल?"

सूर्यमोहन-

"केना बुझै छी?"

"जानकारी भेल।"

विष्णुमोहनक बेवहार सूर्यमोहनकेँ नीक नै लगलनि। बजला-

"जखनि गाम छोड़ि अनतए चलि गेलह, तखनि गामक सम्पति अनतए जाइ! ई हम कखनो नै कहबह। एक तँ ओहिना रंग-बिरंगक जालक माध्यमसँ गामक सम्पति जाइए रहल अछि, तैपर सोझहा-सोझही भैयारीक जाए, ई कखनो उचित नै भेल। तहूमे जखनि भैयारीक विभाजन नै भेल अछि तखनि लेनी-देनी कथीक। परिवार ठाढ़ भऽ चलैत रहत तखनि ने समाज ठाढ़ हएत।"

आशा तोड़ि विष्णुमोहन बाजल-

"तखनि हम गामसँ चलि जाइ?"

सूर्यमोहन-

"से किए कहबह। तूँ तँ अपने छोड़ि कऽ चलि गेलह।"

तेसर दिन विष्णुमोहन भोपाल विदा भेल।*fff*

**२५ जनवरी २०१४**

सुमति

तीन माससँ किछु बेसीए दिनपर हरिनाथ भाय भेटला। ओना उमेरमे भरिसक चारि-पाँच मास छोटे हेता मुदा तेहेन लछन-करम छन्हि जे छोटक कोन बात जे जेठोजन सभ भाय कहै छन्हि, तहिना हमहूँ कहै छियनि। नै भेँट होइक कारण ई नै छन्हि जे परिवारक ओझरीमे ओझरा गेल छथि आकि बेमरियाहे भऽ गेल छथि। आन भैयारी जकाँ सेहो नहियेँ छन्हि जे बपौती हिस्सा-बखरा लेल कन्हामे झोरा लटका सरकारी दुआरि3 धेने रहता। भेल ई छन्हि जे परिवारक दाब4 कम भेने नव-नव काजो आ विचारो तेना कऽ पकड़ि लेलकनि जे पछिला5 सभ किछु तरिआ लगलनि अछि, जइसँ घुमबो-फीड़ब कम भऽ गेलनि। कम भेने भेँट-घाँट कमब सोभाविके अछि। दोसर ईहो जे जहिना नव-विचार विचरण लेल समए मंगैए तहिना नव काजो मांगिते अछि। दोहरी मांग भेने रूटिंग बदलबे करत। सएह भेलनि। भेटिते मनमे उठल जे आने जकाँ तँ ओहो भैयारीक बीच छथिए, तँए रामा-कठोला हेबे करतनि। मुदा मुँहक सुरखी से नै कहै छन्हि। आशाक ओसाएल ओसक बून जकाँ टप-टप करै छन्हि। ओना एहनो तँ होइते अछि जे अपन मनक बेथा-कथा अनका लग बजनै की! तँए अनेरे मुहेँ लटकाएब नीक नहियेँ होइए। मुदा से हरिनाथ भायकेँ नै रहनि। जेना रसे-रसे बेसियाएले जाइत रहनि। एहेन स्थितिमे अगुरवार किछु बाजब उचित नै बूझि पुछलियनि-

“हरी भाय, बहुत दिनपर भेटलौं अछि। की माया-जालमे बेसी ओझरा गेल छी।”

जहिना हल्लुक फूलमे फल्लुक फड़ फड़ैए तहिना ओहो निर्विकार उत्तर देलनि-

“घर आँगनमे तेते नवका-नवका अतिथि-अभियागत सभ आबए लगला अछि जे तइसँ छुट्टीए ने होइए जे केतौ टहलबो-बुलबो करब। तँए बेसी दिनपर देखलह।”

हरिनाथ भाइक चिक्कारी6 बात नीक जकाँ नै बूझि पेलौं। मुदा दोहरा कऽ पुछबो केना करितियनि। अखनि तँ भेँटक ऊपरके सीढ़ीपर छी, चाहे ओ भूमिका होइ आकि कुशल-छेम। कोनो गंभीर बात तँ राजसी ठाठ-बाठमे चलैए, आगू-पाछू सर-सिपाही रहै छै। मुदा ईहो तँ मनकेँ हौंरबे करत जे जखनि कुशले-छेम नै बूझि पेलौं तखनि अगिला केना बूझि पाएब। करहर सौरखीक गाछ होइ आकि मखानक गाछ बिनु पात पकड़ने केना ओकर गाछ पकड़ि सकै छी। जँ गाछे नै पकड़ाएत तँ पानिक निच्चाँ कीचक जड़ि केना पकड़ाएत, जँ जड़िए नै पकड़ाएत तखनि बिच्ची उखाड़ि केना सकै छी। जँ बिच्चीए नै उखड़त तँ अनेरे ओइ दिस ताकिए कऽ की लाभ? पोखरि-डाबरमे तँ पड़ले छै।

तीन-चारि मासक बीच हरिनाथ भाय भेटला, एते दिनमे सालक मौसमो बदलि जाइए। मुदा गप-सप्पमे तेहेन घुच्ची बनि गेल जे खसैकेँ के कहए जे पएरक कनगुरिया आँगुरक सिर तक छिटका देत। मन मोड़ि कहलियनि-

“भाय, बारह मासक सालमे तीनटा मौसम बदलि जाइए मुदा एते दिनक पछातिओ अहाँक मुँहक चुहचुही नै चिहकल अछि।”

जेना निर्विकार हरिनाथ भाय रहथि तहिना बजला-

---

3 कोट-कचहरी

4 भार

5 जिनगीमे पहुलका

6 अलंकारी

"मुँहक चुहचुही किए बदलत, अपन जे दायित्व बुझै छी तइ पाछू लगल छी। जहाँ धरि संभव भऽ सकतै, हेतै। तइले अनेरे चिन्तासँ चीत भऽ चितामे चलि जाइ सेहो केहेन हएत। जँ कोनो काज अछि तँ से केना हएत, ओकर चिन्तन-मनन करैत चिन्तक बनि परिवारमे ठाढ़ हएब, तखने ने चिन्तामुक्त परिवार बनत। से बिना केने थोड़े हएत।"

ओना हरिनाथ भाइक विचार सुनि केते बात मनमे उठल मुदा फेर भेल जे भैयारीक सम्बन्ध बुझैक अछि, अनेरे दोसर-तेसर बातमे बौआएब नीक नै। पुछलियनि-

"सपरिवार नीके छी किने?"

परिवारक नाओं सुनिते जेना हरिनाथ भाय चौंकला। हलसैत बजला-

"भने परिवारक कुशल पुछलह, सुन्दरलाल सेहो आएल अछि, गामेपर चलह कलकतिया बिस्कुटो खुएबह, चाहो पीविहऽ आ गपो-सप्प हेतै।"

हरिनाथ भाइक बात सुनि मनमे उठल भने कहबो केलनि आ बहुत दिनसँ सुन्दरलालसँ भेँटो ने भेल, दुनू भऽ जाएत। मुदा नमहर नचनियाँक फीस तखने ने नमहर होइ छै जखनि बेस्तता बेसी देखबैए। तहिना हमहूँ बजलौं-

"भाय, एकटा काजे दछिनवारि टोल जाइ छी मुदा सुन्दरलाल बहरवैया भेल, परदेशक किछु समाचार सुनब बेसी महत रखैए। अपन काज तँ अपना हाथक छी, जखने समैक गर लागत तखने ससारि लेब।"

हरिनाथक घर दिस डेगो बढ़ैत रहए आ गपो-सप्प डेगे-डेग बढ़ए लगल। कहलियनि-

"जखनि सुन्दरलाल महानगरक राजधानीमे रहैए तखनि तँ बाल-बच्चा सभकेँ ओतै पढ़बैत हएब?"

अगिला बात कहैले पछुआएले रहए आकि बिच्चेमे हरिनाथ भाय टपकि गेला-

"संगतुरिया जकाँ तोरा बुझै छी, तखनि किए एना अनाड़ी जकाँ बजै छह।"

हरिनाथ भाइक बात सुनि फेर मन ओझरा गेल। केहेन सुन्नर बात कहलियनि तखनि किए तमसा गेला। तमसाइक कोनो अरथे ने लागल। फेर सोचलौं जे दरबज्जापर पहुँचैसँ पहिने खटपटाएब नीक नै। खटपटही गाए जकाँ दुहैसँ पहिने लथारसँ डाबा फोड़ा लेब तखनि दूहब कथीमे। मुस्की दैत जहिना शुभ-शुभ कियो केतौ पहुँचैए तहिना बजलौं-

"भाय, बिस्कुट तँ कलकतिया नीक हएत मुदा चाहमे पौडरबला दूध मनाही कऽ देबै। गैसक शिकाइत रहैए।"

जेना हरिनाथ भायकेँ ठोरेपर बरी पकैत होन्हि तहिना जवाब देलनि-

"घरवैयाकेँ जुड़त मरूआ रोटी तँ खीर केतएसँ आनत।"

गर भेटल। कहलियनि-

"कहलौं तँ बेस मुदा ईहो केहेन हएत जे नै पचैए सएह खुआएब।"

जहिना बजलौं तहिना ओहो लोइक लेलनि। बजला-

"खुएबऽ विस्कुट, चाह तँ पीबैक वस्तु छी। खेला पछाति ने पीअल जाइ छै पीला पछाति खाएल थोड़े जाइ छै।"

गपक रस पाबि बजलौं-

"खेनाइ-पीनाइ दुनू संगी छी। एकठाम बनि-ठनि भरि दिन केतए बौआइए तेकर खोज-खबरि रहौ आकि नै रहौ मुदा बनै-ठनै बेर तँ दुनू एकठाम होइते अछि।"

घर लग एने मनमे भेल जे रस्ताक गपकेँ विराम देब नीक हएत। दू गोटे बीचक, तहूमे लंगोटीआ संगीक बीचक बात छी, जँ कहीं परिवारक दोसराइत सुनि लेत तँ अनेरे अर्थक अनर्थ भऽ जाएत। बजलौं-

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

"सपरिवार सुन्दरलाल एला अछि आकि असगरे?"

हरिनाथ-

"ऐबेर तँ सपरिवार आएल अछि मुदा बेसी काल असगरे अबैए।"

असगर सुनि पुछि देलियनि-

"एना किए दू-रंगा गप कहै छी।"

दू-रंगा सुनि मनमे कचोट भेलनि। मुदा सोझे मुहेँ नै बाजि बजला-

"नोकरीओ कि एक रंगक होइए जे एक चालिए सभ चलत। रघुवीरकेँ देखै छी एजेंसीक नोकरी छै, किम्हरोसँ किम्हरो महिनामे चारि-पाँच खेप चलि अबैए। मुदा सभ कि रघुवीरे छी सेहो बात नै। एहनो तँ होइते अछि जे सालक मास दिनक छुट्टी एकेबेर गाममे बितबैए, तँ कियो टुकड़ी काटि-काटि पान-सात बेर सालमे चलि आबैए। मुदा सुन्दरलालकेँ अपन ढाठी छै। दस दिनक दुर्गा पूजाक छुट्टीमे सभतूर अबैए आ अनदिना असगरे अबैए। मुदा ऐबेर तइ सभसँ अलग भऽ सपरिवार आएल अछि।"

पेटमे जहिना भूखल बिलाइ बिलाइत रूपमे कुदैत तहिना पेटमे दू भैयाीक रामा-कठोला सुनैले सेहो कुदैत रहए। मुदा कंठसँ ऊपर हुअ नै दिअ चाहिऐ। अनेरे अनका चार परहक कुमहर गनब। गनबै कुमहर आ जँ कोनो बतिया सड़ि जेतै तँ नाओं लगौत जे फँल्लेँ ओंगरी बतौने रहए। फेर मन हुअए जे जँ कहीं दुनू भाँइक बिच्चेमे सम्बन्धक प्रश्न रखि दिऐ तँ से बेसी नीक हएत। मुदा फेर हुअए जे सबहक कीदैन रूपैआ करए। जँ कहीं पाइ-कौड़ीक चर्च भेल आ विवाद फँसल तँ अनेरे दोखी हएब जे फँल्लेँ आबि कऽ दुनू भाँइमे मारि करा देलक। मारि करत अपना चालिए आ दोखी बनौत हमरा जे फँल्लम्मा घरे फोड़ि देलक! कोनो गरे ने अँटए जे अपन बातक जड़ि पकड़ब। जाबे जड़ि नै पकड़ाएत ताबे सत् केना औत, जाबे सत् नै औत ताबे चेतनकेँ चेतन केना कहबै, ताबे तक तँ ओ बाले-बोल रहत। बाल-बोलक आनन्दे की? क्षणिक! मन तेना मकड़जालमे ओझरा गेल जे हरिनाथ भाइक रस्ताक बातो अदहे-छिदहे सुनि पेलौं। दरबज्जापर पहुँचिते जहिना घोड़ाएल मक्खन आगिपर चढ़ि घी बनए लगैत तहिना भेल।

दरबज्जा ओसारक चरिजनियाँ अखड़े चौकीपर सुन्दरलाल सभटा धिया-पुताकेँ माने दुनू भाँइक बेटा-बेटीकेँ गोल-मोल बैसा अपनो बैसल रहए। रूमाल चोर जकाँ गोलका माला बनौने छल। सभसँ छोट भतीजीकेँ पुछैत रहए-

"बुच्ची, तोहर नाओं की छियौ?"

आँखि उठा चारि बर्खक रानी मने-मन गर लगबए लगल। माए कहैए रानी, पिता कहै छथि सड़लाही, बड़का भैया लछमी, काका अपने कहै छथि त्रिवेणी आ चाची जमुनियाँ सरस्वती। लोकक नाओं तँ एकटा होइ छै तैठाम हमरा ढेरी अछि। तखनि की कहबनि, यएह ने कहबनि त्रिवेणी। बाजल-

"त्रिवेणी।"

सुन्दरलालकेँ बच्चा सबहक बीच गप-सप्प करैत देखि डेढ़ियेपर कनी डेग छोट कऽ लेलौं। मुदा संयोगो नीक रहए जे सुन्दरलालक पीठ दिससँ अबैत रही।

त्रिवेणी सुनि सुन्दरलाल जेठकी बहिनकेँ देखबैत पुछलक-

"ई के भेलखुन?"

"दीदी।"

"हम?"

"कलकतिया काका।"

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सुन्दरलालकेँ बच्चा सबहक बीच देखि मन घीवाह भऽ गेल। आगिपर चढ़ल घीउक सुगंधसँ दरबज्जा सुगंधित पाबि ठाढ़ भऽ गेलौं। मुदा से हीराभाय भंग कऽ देलनि। सुन्दरलालकेँ टाँहि देलखिन-

"बौआ, पुरान संगी रस्तापर भेटला, बच्चा सभकेँ छोड़ह पहिने जलखै-चाहक ओरियान करह।"

धड़फड़ा कऽ सुन्दरलाल उठि बाँहि पकड़ि कुरसीपर बैसबैत भातीजकेँ कहलक-

"बौआ, पहिने जलखै नेने आबह, ताबे चाहो बनते।"

कहि दुनू भाँइ चौकीपर बैसला। सेरिया कऽ सभ बैसलो ने रही आकि तीन-चार रंगक बिस्कुट आ दूटा लालमोहन सजल प्लेट हाथमे आबि गेल। तेज काजक रूप देखि मनमे भेल जेना पहिनेसँ प्लेट सजल होइ। तीनू गोटेक हाथमे प्लेट आबि गेल मुदा हाथ तीनूक बाड़ल। ओ दुनू भाँइ बाड़ने जे पहिने, ओ मुँहमे लेता तखनि ने हम सभ लेब। जेना भोजो काजमे पहिने बूढ़-बुढ़ानुस कौर उठबै छथि तेकर पछातिए ने सभ उठबैए। भलहिं धिया-पुता पहिने किए ने खेनाइ शुरू कऽ लइए। अपन अगुआएब नीक बूझि एकटा बिस्कुट तोड़ि मुँहमे लेलौं। ओहो दुनू भाँइ खाए लगला। बेवहार देखि भ्रमित मन सहमि गेल। अपनाकेँ छिपबैत सुन्दरलालकेँ पुछलिऐ-

"बौआ, केते दिनपर गाम एलह हेन?"

सुन्दरलाल कहलक-

"डेढ़ मासपर।"

डेढ़ मास सुनि मन आरो भरमि गेल। डेढ़ मासपर कलकत्तासँ आएल, तखनि कमाएल कथी हएत! ओ कमाइ तँ गाड़ीएक भाड़ा-भुड़ीमे चलि गेल हेतै। मुदा पुछबो केना करबै जे भाड़े-भुड़ीमे सभ पाइ चलि जाइत हेतह तखनि परिवार केना चलतह। मुदा विचारकेँ मोड़ैत बजलौं-

"डेढ़ मासपर किए एलह, कोनो विषेश काज की?"

विशेष काज सुनि सुन्दरलाल पुछलक-

"विशेष केकरा कहबै आ साधारण केकरा कहबै?"

सुन्दरलालक प्रश्न जेना मनकेँ दाबि देलक, दाबि ई देलक जे विशेष आ साधारण तँ बेकता-बेकती होइए। ओना समाजिक सेहो होइत, मुदा जहिना समाज अपन चालि बदलि कुचालिक बाट पकड़ि लेलक अछि तहिना ने बेकतीक साधारण आ विशेष काजोक चालि बदलि गेल अछि। ओना बेकता-बेकती जिनगीक दशा-दिशानुसार सेहो बदलैत चलै छै। कोनो गरे ने फुड़ए जे सुन्दरलालकेँ सवुरगर7 जवाब दऽ सकब। मन ठमकल। मुदा लगले भेल जे जखनि पी.जी. क्लासमे विषय धारा पकड़ि चलबे ने करैए, तखनि गाम घरक तँ दलान दलाने भेल। जँ खेती-गिरहस्तीक क्रार्यक्रममे भगवतीक गीत बीचमे नै गाएब तँ की गाएब। ने खेतीकेँ अपन उपजाक ठेकान छै आ ने गिरहतकेँ गिरहस्तीक। तखनि हमरे किए रहत। पाशा बदलैत बजलौं-

"बौआ, गाममे नीक लगै छह?"

प्रश्न तँ ऐ हिसाबसँ रखलौं जे जहिना बजरूआ लोक सिनेमा कलाकारक सात पुश्त तक जनैए मुदा अपन वंशक तीनिओ पुश्त नै जानि पबैए, मुदा से भेल नै। जेना ठेकनाएले रहै तहिना सुन्दरलाल कहलक-

"भैया, जहिना अहाँ भाय साहैबक संगी छियनि तहिना हमरो भेलौं। तँए अहाँ लग कोनो बात बुझैले रखि सकै छी। गाममे किए ने नीक लागल। वन राखए सिंह आ सिंह राखए वन।"

---

7संतोषप्रद

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

खोलि कऽ सुन्दरलाल किछु ने बाजल मुदा तेहेन गड़ूगर प्रश्न रखि देलक, जे किछु फुड़बे ने कएल। मनमे उठल जे जखनि धारो-धुरक कोनो ठेकान नै अछि जे जइ कोसी-कमलाक गीत लोक झालि-मिरदंगपर गबैए भलहिं ढोलक-झालिक जगहे किए ने बदलि गेल होइ। मुदा जइसँ खुशी होइत ऊहो कोसी-कमला गामक-गामकेँ उजाड़बो करैए आ माटिकेँ सेहो उजरबैए! तैठाम मनुख तँ मनुखे भेल। जे मनुखाहो बनैए आ मरखाहो। पाशा बदलि बजलौं-

"भाइओ साहैबक धिया-पुताकेँ ओतए लऽ जा नीक स्कूल कौलेजमे पढ़बै छहुन किने?"

ले बलैया! सुन्दरलाल चुपे रहल हरी भाय बमकि उठला-

"अहिना बुझै छहक। हम कि अपना बेटाकेँ कारखानाक लूरि सीखा कारखानाबलाक बेटा बना देब। जइ दिन अपना पूजी-पगहा हएत तइ दिन अपना मशीनपर लूरि सिखत।"

हरी भायक बात सुनि किछु बात मनमे उठल। मनमे ईहो उठल जे अनेरे अनका दरबज्जापर मुँहचुरू होइ छी तइसँ नीक जे हरीए भायकेँ पूछि बक्ता बना अपन नांगरि समेटि लेब नीक हएत। बजलौं-

"केना अपन बेटा अनकर भऽ जाएत?"

हीरा भाय बजला-

"केना भऽ जाएत, से तूँ नै बुझै छहक।"

अपना दिस प्रश्न अबैत देखि फेर पाशा बदललौं-

"बौआ सुन्दरलाल, तोहर बात नै बूझि पेलौं जे केना वन सिंह रखैए आ सिंह केना वन?"

गंभीर होइत सुन्दरलाल बाजल-

"भैया, किए हम परदेश गेलौं, अहीं कनी बुझा दिअ। स्कूलमे नीक विद्यार्थीक गिनतीमे हमहूँ छेलौं। एम.बी.ए. केलौं। अहाँक गाममे हमर कोन काज रहल। जँ पढ़ि-लिखि काज बदलि करितौं तँ अहीं बजितौं जे पढ़ै फारसी बेचै तेल, देखू भाय करमक खेल। तखनि?"

सुन्दरलालक प्रश्न जेना मनकेँ आरो भरिया देलक। मुदा जइ दरबज्जापर बैस जलखै केलौं, चाह पीलौं तैठामसँ मुड़ी गौँति जाइ ओ नीक नै। मुदा मुड़ी उठाएबो असान तँ नहियेँ अछि। मनमे एकटा गर उठल। गर ई उठल जे जइ प्रश्नपर हरी भाय बमकला तही प्रश्नकेँ किए ने सुन्दरलालकेँ दोहरा कऽ पुछि दिऐ। बजलौं-

"बौआ हरीभायकेँ कोन बातक कुवाथ भऽ गेल छन्हि जे एना कडुआएल छथि?"

सुन्दरलाल हूसल। हूसल ई जे अपन पछिला बात दोहरबैत बाजल-

"मनमे उठल रहए जे जखनि भैयारीमे, परिवारमे जाबे तक काजक सम्बन्ध नै बनत ताबे तक एक दबाइत रहत दोसर उठैत रहत। यहए सोचि भैयाकेँ कहलियनि जे भातीज-भतीजीकेँ कलकते जाए दियौ, ओतै नीक स्कूल-कौलेजमे पढ़ाएब। मुदा...?"

'मुदाक' पछाति सुन्दरलाल रूकि गेल। ओना जिनगीक घटित घटना रहै, भायक सोझहामे पक्ष राखब नीक नै बुझलक, मुदा हरीभाइकेँ जेना पैछलो बात ओहिना तजगरे छेलनि। तहूँमे बजैक क्रम तँ अगिया गेल रहनि। मुदा मनुख तँ भगवानसँ बुधियार होइते अछि। आगि भलहिं पानि नै भऽ सकए आ ने पानि आगि भऽ सकए मुदा मनुख तँ भऽ सकैए। आगि पानिक बनल मनुख, कखनो लहास जकाँ भऽ जाइए तँ कखनो कैलाशक पाथर जकाँ। हरीओ भायकेँ सहए भेलनि। भेलनि ई जे अपन भाएक विचारपर पानि फेड़ैत टटका प्रश्न बनबैत बजला-

"तोरेसँ पुछै छिअ जे जे बच्चा बच्चेसँ माए-बाप लगसँ हटि जाइए ओ सकताइत-सकताइत पाकल बाँस जकाँ नै सकता जाएत ओ माए-बापक देल कोन किरिया-करम मन पाड़ि अपन किरिया करमसँ जोड़ि करत।"

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

हरीभाइक प्रश्नक उत्तर उकड़ू छेलनि। उकड़ू काजकेँ सुकड़ू बनाएब धिया-पुताक खेल थोड़े छी। तहूमे केहेन उकड़ूकेँ केहेन सुकड़ू बनौल जाए। एहेन तँ नै ने जे जइ बाँसक टोनसँ ढेंग उनटाबए जाएब आ वएह टुटि जाए तखनि तँ आरो उकड़ू हएत। तइसँ नीक जे दुनू भाँइक बीचक बात छी किए ने ओही गरे उनटा दिऐ। बजलौं-

"हरी भाय, बातकेँ कनी पड़िछा कऽ कहियौ। नै बूझि पेलौं जे अहाँ की कहै छिऐ।"

जेहने धियानसँ हमर बात हरी भाय सुनने रहथि तेहने अपन जगह ठेकनबैत बजला-

"हमहीं दू भाँइ छी। दुनू भाँइक बीच केहेन मेल-मिलान अछि जे सभ देखैए, मुदा मिलान रहलो पछाति हटल केते छी। जँ कलकत्तामे सुन्दरलाल बिमार पड़ए आकि गाममे हमहीं पड़ी, भैयारीक सेवा कथी हएत?"

हरीभाइक अकाट बात सुनि किछु फुड़बे ने कएल, खिस्सा सुनिनिहार जँ हूँहकारी नै देत तँ खिस्सकर अपनाकेँ की बूझत। मुदा हूँहकारीओ तँ हूँहकारी छी। केहेन हूँहकारी पड़त ईहो तँ अदना बात नहियेँ अछि। ओना सुन्दरलाल डेढ़ मासपर आएल छल, मुदा बुझलो बातकेँ अनठबैत फेर पाशा बदलि बजलौं-

"बौआ, गामक आवाजाही केहेन रखने छह?"

अपन भार हटैत देखि हरी भाय ओसारक देवालमे ओंगढि गेला। ओंगठैत देखि मन हल्लुक भेल। जइ नजरिए हरी भायकेँ देखै छियनि तइ नजरि जोगर सुन्दरलाल थोड़े अछि। आँखि उठा सुन्दरलालक आँखिमे गाड़लौं। गाड़िते सुन्दरलाल बाजल-

"भैया, नोकरीक शुरूआतीमे दस बरख सोलहन्नी गाम छूटि गेल। छुटैक कारण नोकरी रहए। जहिना सभ जिनगीमे आगू बढ़ए चाहैए तहिना चाहलौं। जइसँ ड्यूटीकेँ मजगूतीसँ पकड़लौं। ने कहियो अनट-बिनट छुट्टी ली आ ने कोनो लापरवाही करी। मुदा बच्चाक पढ़ाइ-लिखाइ आ पत्नीक बर-बिमारी खुदरो-खुदरी एते भइये जाए जे सालक बीस दिनक छुट्टी हरा जाए। छुट्टीओ ने हुअए जे गाम अबितौं। दस बरख पछाति मनमे भेल जे आब बच्चो कनी चेष्टगर भेल आ पत्नीओ कनी निधोख भेली जइसँ दुनू काज असान भेल। असान कि भेल जे अपन काजे ने रहल। मुदा फेरि दोसर बिहंगरा ठाढ़ भऽ गेल?"

बिहंगरा सुनि बजलौं-

"की बिहंगरा?"

मुँह बिजकबैत सुन्दरलाल बाजल-

"तेते ने हित-अपेछित भऽ गेल अछि जे नौत-हकार पुरैमे छुट्टी हेरा लगल। हरेबेनै कएल जे केतेठामसँ उपरागो आबए लगल जे अहाँ नै एलौं।"

बाजि सुन्दरलाल चुप भऽ गेल। पुछलिऐ-

"चुप किए भेलह?"

जेना सुन्दरलालक आँखिमे चुमकी एलै। बाजल-

"सभ छोड़ि दुर्गापूजामे सपरिवार गाम आबए लगलौं। मुदा जे मनमे छल से अहूसँ नै भेल।"

जिज्ञासा जगल पुछलिऐ-

"की मनमे छेलह?"

सुन्दरलाल-

"मनमे आएल जे कम-सँ-कम मासे-मास गाम आबी। मुदा तहूमे बाधा आबए लगल। कहियो पत्नी नैहरक लाटमे नौत पुड़ैए जेती तँ कहियो बच्चा-सबहक पढ़ाइ बाधित हुअए।"

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

"तखनि?"

"तखनि यएह केलौं शनि-रबिक उपयोग केलौं, परिवारकेँ छोड़ि गाम आबए लगलौं।"

गाम अबैक लाट देखि कहलिऐ-

"हरी भायकेँ गाम-गमाइत करैले एकटा गाड़ी कीनि दहुन? एक तँ उमेरगरो भेला आ अपन नामो-निशान रहतह?"

बजैकाल तँ बाजि गेलौं मुदा हरी भायकेँ नीक नै लगलनि। बमकि गेला-

"बड़ बुधियार भऽ गेलह, टिटही जकाँ हमरा टिकटिकिया कपापरपर चढ़ल अछि जे अनेरे रोडमे हाथ-पएर तोड़ा काहि काटब। हाट-बजारक जे काज अछि ओ जखनि गामेमे भेटि जाइए तखनि अनेरे किए बौआएल घुमब।"

सिरचढ़ू सुर्जकेँ होइत देखि उठैक गर अँटबए लगलौं। बहुत बेसी कहा-कही दुनूक भाँइक बीच भलहिं नै भेल होइ, मुदा विचारक दूरी तँ अछिए। तहूमे दरबज्जापर बैस चाह-पानि पीलौं, सामंजस करैत कुरसीपर सँ उठैत बजलौं-

"समए तेहेन भऽ गेल अछि जे कँटहा बाँस जकाँ केतबो चिक्कन करबै तैयो उबड़-खाबड़ रहिये जाएत। कोनो कि गीरहेटा खोंचाह रहैए पोरोक बिच्चोमे तहिना रहैए।"

बाजल तँ ई सोचि रही जे दुनू भाँइकेँ नीक लगतनि मुदा से भेल नै। सुन्दरलाल चुप रहल, बात मानलक आकि नै से तँ ओ जानए। मुदा चुप देखि अपना भेल जे मानि लेलक। मुदा हरी भाय तड़ंगि बजला-

"अनेरे समैकेँ दोख लगा लोक अपन गल्ती छिपबैए। समैए केकरो ने किछु केलकै हेन आ ने करैत। केतौ भाग कहि समैक दोख लगबैए तँ केतौ दिनक दोख। केतौ मौसमक तँ केतौ सालक।"

हरी भाइक बात सुनि मन चकड़ा गेल। चकड़ा ई गेल जे, जे बात सभ बजैए से झूठ केना भऽ जाएत। सभ कि झुठेक कारोबार करैए। बजलौं-

"हरी भाय, अहाँ जान नै छोड़ब। सोफ8 जकाँ तेहेन बात लाधि देलिऐ जे बिना लाठी लगौने ठाढ़े ने हएत। अधडरेरेपर सँ लीब जाएत। कहैले तँ बिछानसँ नमहर होइए मुदा अपने भरे ठाढ़ो होइक जोर9 नै होइ छै। कनी फड़िछा कऽ कहियौ जे समैक दोख किए ने होइए।

हरी भाय बूझि गेला। कनीए रूकि बजला-

"देखहक, कोनो काज करैसँ पहिने लोक ओकर विचार करैए। विचार केला पछाति एक सीमापर अबिते बुझब मानैए। बुझबकेँ बुझाएब लूरि भेल, कला भेल।"

हरी भाइक विचार जेना मनमे गड़ल। काँट जकाँ नै गड़ल जे बिसबिसैतए, छेनाक पानि जकाँ कपड़ामे बान्हल मोटरीक पानिक ठोप जकाँ गड़ल। कहलियनि-

"हरी भाय, कनी पछिला बात, समैक दोख जे कहलिऐ तेकरा चिक्कन कऽ दियौ।"

चिक्कन सुनि हरी भाइक ठोर जेना मधुएलनि। मुस्की दैत बजला-

---

8बड़का बिछान

9दम

"जेकरा समए बुझै छहक ओ निरविकार अछि। हाथ-पएर नै रहितो ओ अपना गतिये चलिते अछि, चलिते रहत। मुदा विवेकी मनुख विवेकहीन बनि अपन काजकेँ दोसरपर लादि दइए। खैर, आब नहाइओक बेर भेल जाइए, तहूँ जेबह। तँए कहि दइ छिअ।"

हरी भाइक लछन-करमसँ बूझि पड़ल जे अपन अंतिम बात कहए चाहै छथि। हूँहकारी भरलौं-

"समैएपर ने नहाएब, खाएब, सूतब नीक होइए।"

सुनि जेना हरी भाइक मन फुला गेलनि। जेठ मासक रौदमे जखनि कियो छाती भरि पानिमे पैसि पतालसँ अकास धरिक बीच अपनाकेँ पबैए तहिना हरी भाय अपन बात बजला-

"जखनि सुन्दरलाल आगू पढ़ैक विचार केलक, तखनि सुन्दरोलाल आ पितोक एक विचार रहनि। मुदा नै ऐ दुआरे बजलौं जे पिता आगू किछु बाजब आ जँ कहीं सुन्दरलालक मनमे होइतै जे भैये बाधा छथि, तखनि किए बीचमे बाधक बनि कलंक लैतौं। तँए किछु ने बजलौं, मुदा ओतैसँ परिवार हूसल।

हूसल सुनि जिज्ञासा बढ़ल। पुछलियनि-

"उपए?"

बजला-

"जे हूसल से तँ हूसि गेल, मुदा आबो सुमति आबौ जे आगू दिन दनदनाइत चलत।"*fff*

**३० जनवरी २०१४**

फेर पुछबनि

राकेश आ मुकेश गामेक हाइ स्कूलक वर्ग दसममे पढ़ैत। एक तँ एक उमेरिया तैपर दुनूक मात्रिक एके गाम तँए सम्बन्ध आरो बेसी गाढ़। गाढ़ सम्बन्ध तँ वएह ने भेल जे झगड़ा-मिलान संगे एक रहैए। तेतबे किए तहूसँ बेसी होइए। तीत-मीठ दुनू संगे रहैए। तँए कि सनाबटा कऽ डलना तरकारी जे मसल्ला सभकेँ एकबट कऽ दइ छै, से भऽ जाइ छै? नै! से नै होइ छै। होइ छै ई जे समए आ जगह पाबि वएह तीत होइए आ समए-जगह पाबि वएह मीठ होइए।

दस घंटी पढ़ाइक बीच नअम घंटीक पढ़ाइ शुरू भेल। शिक्षक आबि जमीनक सर्वेक विषय पढ़बए लगला। जलिआएल विषय तँए आन शिक्षक जकाँ धुर-झाड़ तँ नै बाजि पबथि मुदा मन पाड़ि-पाड़ि बजने विद्यार्थी सभकेँ अकछाइत बूझि पड़लनि। मन मोड़ैले बजला-

"जोरू जमीन जोरकेँ नै तँ केकरो औरकेँ।"

लयवद्ध पाँति तँए विद्यार्थी एकाग्र भेल। मुदा अपन विषयक नांगरि पकड़ि पुन: शिक्षक सर्वेक विषय पकड़ि लेलनि।

छुट्टीक घंटी बजल। सभ विदा भेल। विद्यालयक आँगनक झुण्ड पतराइते राकेश-मुकेश एकठाम भेल। झुण्डक हल्लो कमल। गप-सप्प करैक मौसम पाबि राकेश बाजल-

"जोरू जमीन जोरकेँ, नै तँ केकरो औरकेँ।"

बजैक कारण राकेशक मनमे रहै जे मास्टर साहैबक पढ़ौल ओहिना मन अछि। उनटबैत मुकेश बाजल-

"छुच्छे पाँति बजने हेतौ, कह तँ ओकर माने की भेल?"

मुकेशक चाइलेंजकेँ राकेश केना नै स्वीकारैत। बाजल-

"घरवाली आ खेत-पथार तागतिक छिऐ जे हर्री-सुर्री नै सम्हारि पौत।"

गपक क्रमक नांगरि पकड़ि मुकेश बाजल-

"जहिना सुरेबगरहा लेल सुरेबगरही घरवाली होइ छै तहिना नेंगरा लेल नेंगरीओ होइ छै, तखनि केना बुझलेँ।"

दुनूक बीच प्रश्नपर रग्गड़ नै होइत, नीक-बेजाएक सीमापर हरदा-हरदी कहि मानि लैत। राकेश मानैत बाजल-

"तूँ की बुझहै छीही, बाज।"

राकेशक बात सुनि मुकेशक मनमे खुशी उपकल। खुशीओ केना नै उपकैत, केतौ बिनु पुछनौं ढाकीक-ढाकी बात छिड़िआइत रहैए आ केतौ सुनिनिहार स्वयं जिज्ञासु होइए। बाजल-

"खेत-पथारक संग जेकर जोर भेल अछि ओकरे ने ओ भेल आकि दोसराक?"

ओना अखनि धरि राकेश-मुकेश अपना मतभेदकेँ अपन विवेके फरिछा लैत छल मुदा से नै भेल। रक्का-टोकी शुरू भेल, रंग-बिरंगक शब्दवाण चलए लगल। विद्यालयसँ घर लग दुनू पहुँच गेल मुदा फरिछाएल नै। अंतमे दुनू सहमत भेल जे काल्हि ओही मास्टर साहैबकेँ फेर पुछबनि। *fff*

**३१ जनवरी २०१४**

माघक घूर

नरक निवारण पावनि अन्हरिया चतुरदसीक दिन, सतैहिया शीतलहरी अपन कड़कड़ाएल मस्त जुआनी पाबि पछिया हवाक संग विहुँसैत गतिये गुनगुनाइत बहि रहल छल। ओना दुनू मीलि दिन-राति बहैत मुदा भोरहरबामे आबि आरो विकराल रूप पकड़ि लैत। विकरालक पाछू तेज हवा बहब नै मौसमक अपन सकल-सरूप अछि। दिनमे कनी-मनी तँ सुरूजक असरि पाबि कमबो करैत मुदा रातिक चारिम पहर अबैत-अबैत ऊहो असरि हारि-थाकि, जहिना धारक किनछरिक मरियाएल पानि कतवाहि पकडि चलैत तहिना कतवाहि पकड़ि नेने अछि। पाँच थान मालबला रघवा कक्काक सिरसिराएल मन सीरको तरमे सिरसि कऽ तरसि रहल छन्हि। कनारथपर असुआएल बैसल नजरि नोर सिरजि रहल छन्हि। सिरजि रहल छन्हि अपन जिनगीक बेथा-कथा। तेहेन बीखाह समए भऽ गेल अछि जे जहिना माटिक पँखाएल दिवारकेँ कुदि-कुदि बेंग मुँहसँ पकड़ि सुगबुगाइओ ने दैत तहिना अन्हार इजोत बीछि-बीछि बिछौन केने जा रहल अछि।

देह परहक सीरक उतारि रघवा काका जिनगीक समर भूमि लेल मन बनबए लगला। जँ लड़ि मरब तैयो दुखेक निवारण जँ जीवित रहब तैयो सएह। आखिर पाँचो थानक पोसिनिहारो तँ छीहे। ओकरा मुँहमे कोनो बोल छै जे अपन बेथाक कथा कहत। ओना कहियो काल खेबा-पीबा लेल आकि अनठिया जीव-जन्तु देखि आकि दुहै-गाड़ै काल मुँह खोलैए मुदा मनुख जकाँ तँ नै कहि सकैए। नहियोँ कहत तैयो तँ एते बुझबे करै छी जे अखनि जे दुरकाल समए अछि तइमे की सभ शक्तिशाली अछि। जाधरि हथियार नै पकड़ाइ छै ताधरि शक्तिहीनो शक्तिशाली होइते अछि। सुकाल पाबि भलहिं वएह शक्तिहीन शक्तिशाली किए ने बनि जाए मुदा कुकाल तँ कुकाल छिऐ जेकरा मुँहमे अवाज भलहिं होउ, मुदा जेकरा बोल नै छै ओ अपन बेथाक कथा कहिये केकरा सकैए। देह लगा मारब छोड़ि उपैये दोसर की छै। मुदा जानसँ जाए आकि सोग-रोगसँ पकड़ाए, अपन जिनगीक संग हमरो जिनगी तँ तोड़बे करत। टुटैत जिनगी देखि मन थकथकेलनि। थकथकाएल मन बुदबुदेलनि। जिनगी टुटि कऽ फेरि ओहिना खसि पड़त जहिना दस बरख पहिने छल। जे दस बर्खक बीच ज्ञान-कर्मक संग कठिन श्रम केला पछाति भेटल, ओ छीना रहल अछि, छीना जाएत। मुदा बँचाइओ तँ नहियेँ सकै छी। टुटैत मनकेँ हुथैत विचार कहलकनि-

> "की यएह सोचि एते समैओ आ श्रमो गमेलौं जे छनेमे छनाक भऽ जाए? जखनि जिनगीए टुटि कऽ खसि पड़त तखनि कोन जिनगी लऽ कऽ ठाढ़ रहब!"

अनायास उत्साह जगलनि। जहिना सूतल लोककेँ साँस भलहिं चलैत रहौ मुदा रहै तँ निष्प्राणे अछि। तँए कि ओकरा मरलो तँ नहियेँ मानल जाएत। अहुना तँ लोकक नीन टुटबो करैए, तोड़लो जाइ छै आ तोड़ाएलो जाइ छै। उठल उत्साह धकललकनि। देह परहक सीरक ओछाइनपर उनटा दुनू कानकेँ तौनीक मुरेठा बान्हि चद्दरि ओढ़लनि। दुनू डेनो आ दुनू पएरो बैसले-बैसल झाड़ि कऽ सोझ केलनि। सोझ होइते हल्लुकपर पहुँचिते उत्साह सकसकेलनि। विचार जगलनि, जगिते विचार मन फुड़फुड़ेलनि। बारहो मासक बारहो रूप अछि जे अरूप-सरूप दुनू अछि। ओहिक बीच ने जिनगीओ अछि। ओही जिनगीक जनक ने मनुख छी। तखनि लगले हारि मानि लेब पीठ देखाएब भेल। नै पीठ देखाएब तँ जिनगीक हारि भेल। केना लगले सेहो मानि लेब। जँ लगले मानि लेब तँ केकरा लेल मानि लेब, रहबे के करत जे तेकरा लेल मानि लेब। उठि कऽ रघवा काका ओछानइनपर ठाढ़ भेला।

केबाड़ खोलि रघवा काका बाहर तकलनि तँ अन्हार छोड़ि किछु ने देखथि। घर अन्हार, बाहर अन्हार तखनि केना डेग आगू बढ़त। चोरबत्तीक स्वीच दबलनि तँ पसरल अन्हारमे छुहिया इजोत किछु दूर धरि भेलनि। देखिते बिसवास जगलनि जे चोरबत्तीक इजोतक बले आगू बढ़ल जा सकैए। जहिना बाट-बटोही आकि राह-राही गाम घर छोड़ि कोनो गामक रस्ता बाट पकड़ि आकि कोनो धार-गाछी-बिरछी बाध-बोनसँ हटि अपन पेटे चलि गंगामे मिलैए तहिना एक-दोसर गामक सीमान टपि राही-बटोही अपन गण्तव्य दिस बढ़ैए ओहिना रघवा काका माथ-कानमे मुरेठा बान्हि, चद्दरि ओढ़ि दहिना हाथमे चोरबत्ती नेने ओसारसँ निच्चाँ होइत नजरि खिरौलनि। जहिना अल्हुआ-सुथनीसँ लऽ कऽ साग-पात, भात-रोटी होइत, खीर-पुरी धरि भोज्य होइत तहिना तँ घूरोक अछि। बैशाख जेठक घूर थोड़े छी जे बिनु बीखक माछी-मच्छर भगबैले हएत। ओ तँ घासो-पातसँ लगौल जा सकैए। लगौले किए जा सकैए ओइसँ बेसी जरूरते की छै। जहिना तपाएल समए रहै छै तहिना अगियाएल हवो चलै छै, तेहनामे वएह ने नीक भेल जे जँ आगि हवामे उड़बो कएल तँ उड़िते-उड़िते हवेमे मिझाइओ जाएत। तखनि? तखनि तँ बरसातो नहियेँ छी जे खढ़ो-पात आ जरनो-

काठी बरसातक भीजान भीजल रहने धुकुड़-धुकुड़ धुआँ होइत रहत आ ने कखनो घूरक आगि लहसत आ नहियेँ मिझाएत। ओना माछी-मच्छरक बंशो बढ़ि गेल रहै छै आ सौनक नाग-पंचमी पाबि बीखाहो भऽ गेल रहै छै। ओकरा भगबैले तँ कडुआएले धुआँ उपयुक्तो होइ छै आ अनुकूलो छै। फेरि रघवा कक्काक मन पाछूसँ ससरैत लगमे पहुँचलनि। पहुँचिते देखलनि जे ई तँ माघ छी। तहूमे अधडरेरक छी। जहिना राति कडुआएल अछि तहिना शीतक रूप बदलि पल्ला पकड़ि नेने अछि। एहेन पल्ला पकड़ि नेने अछि जे भीतरसँ बाहर धरिक जलावन सिमसि गेल अछि। बरसातक जरना तँ अधसुखू रहैए। हल्लुक-फल्लुक भलहिं सामान किए ने भीज गेल होइ मुदा एहनो तँ रहिते अछि जे ऊपसँ भलहिं भीजल हुअए मुदा भीतरसँ सूखल रहबे करैए। भीतर-बाहरक जोड़ बीचलाकेँ धकिएबे करै छै। मुदा माघक तँ ओहेन होइए जे हवेमे धोरा भीतर-बाहर एकबट्ट कऽ दइए। भीतर-बाहर तँ ओकरा एकबट्ट करैए जे झाँपल घरसँ बाहर रहैए, जे घरमे झाँपल रहैए ओ किए सिमसत। मनक उत्साह कलशलनि। गठूलाक गोरहा-चिपड़ी तँ सूखल हेबे करत तहूमे ओ कि कोनो गाछक चेरा छी जे पल्लाक डरे तरे-तर सिमसि जाएत। बरद-गाएक गोबरक गोइठा-गोरहा छी जे ओस-पल्लाक के कहए जे पानिक झीसीओ-झकासकेँ थोड़े गुदानैए। ओकरो अपन रस छै। मन पड़लनि बैशाख-जेठमे गोरहा-गोइठा कएल घर। बाँसक मचान बना सैंति-सैंति रखने रही, तीन मास बरसातमे सठल तेसर मास जारक गुजरि रहल अछि। तेसरोक अदहा बीतिए गेल, हो-ने-हो कहीं ऊहो ने सठि गेल हुअए। तीन मास बरसात रहितो अदहासँ कमे खरचा भेल हएत, मुदा जारक तँ तीनू मासमे बेसी होइते अछि। मन ठमकलनि। मुदा लगले मन कमला गेलनि। अगिले सपता तँ वसन्तक आगमन भऽ रहल अछि। जँ लगिचाइओ गेल हएत तैयो पाँच-दस दिन बेसी थोड़े भेल। तहूमे जे शीतलहरी लधने अछि ओकरो कि सीमा-नांगरि छै। आगू बढ़ि गठूला दिस विदा भेला। डेग उठिते मनमे उठलनि, उठिते मन कहलकनि-

> "पत्नीक जोगौल घर छी, पुछि लेब नीक हएत। ओ थोड़े कहती जे हमर छी हम नै छुबए देब। जखनि ओही गाए-बच्चाक जीवैक ओरियान कऽ रहल छी, तखनि किए रोकती तहूमे कि ओ नै बुझै छथि जे ओही लक्ष्मीक देलहासँ घर भरि सुख करै छी।"

मनमे अबिते रघवा काका पत्नीकेँ पुछब खगता नै बूझि गठूला पहुँचला। घरक मुँहथरिपर धनउसनियाँ टीन राखल। चोरबत्तीक इजोतमे तेना टीन चमकल जे रघवा कक्काक आँखि चोन्हिआ गेलनि। पएरक ठेँस टीनमे लगि गेलनि। तेते जोरक अवाज भेल जे सुगिया काकीक नीन टुटि गेलनि। नीन टुटिते ओछाइनसँ उठि सुगिया काकी गठूला दिस बढ़ली। केना ने बढ़ितथि, बैशाख-जेठमे भलहिं कम्मल-चद्दरि बैसकी बनि जाए, गोरहा-गोइठा बाध-बोन्मे छिड़ियाएल रहए मुदा माघक तँ गिरथानि वएह ने छी। ओसारसँ निच्चाँ उतरिते चोरबत्तीक इजोत गठूलामे देखलनि। बूझि गेली जे कियो जारनि लइले आएल अछि। भरिसक जाड़ बरदास नै भेलै तँए घूर करत। मुदा चुपचाप आगू बढ़ब उचित नै बूझि बजली-

> "गठूलामे के छी?"

पत्नीक अवाज सुनि रघवा काका ओहिना सहमि गेला जहिना कियो पति पत्नीक पौती-सखारीमे हाथ दैत सहमैत अछि।

ओना सुगिया काकीक बोलमे चोरक ध्वनि नै छेलनि मुदा मनमे जरूर रहनि जे एते राति कऽ घरमे किए औत। मुदा लगले मन गवाही देलकनि जे एक तँ एते राति दोसर एहेन दुरकाल तहूमे गठूला घर, अन्न-पानिक असवावक घर नै, बिनु बुझने-परखने केकरो चोर कहब उचित नै। तँए सोझे बजली जे के छी। एहनो तँ भऽ सकैए जे केकरो जाड़ नै बरदास भेल होइ, आगिक दुआरे जारनि लइले आएल हुअए। मुदा लगले मनमे आबि गेलनि जे अनका घरमे बिना पुछने कियो किए औत। बड़ जाड़ भेलै तँ मांगि लैत। फेरि मनमे उठि गेलनि जे एहनो तँ भऽ सकैए जे कियो दुनियाँकेँ झूठ बूझि नीक-अधलाक विचारे ने करैत हुअए।

पत्नीक अवाज सुनि रघवा काका बजला-

> "हम छी।"

रघवा काका तेते दाबि कऽ बजला जे नीक जकाँ सुगिया काकी सुनबो ने केलनि। तँए कि ओ सोलहन्नी नै सुनलनि, सेहो बात नै। शब्द आ शब्दक भाव नै बुझलनि मुदा अवाज तँ कानमे पड़िये गेलनि। जहिना गंभीर शास्त्रीय संगीतक भाव कियो बुझैत वा नै बुझैत मुदा अवाजक कम्पन्न तँ कम्पित काइए दइ छै। जँ से नै तँ ओहन ध्वनिपर जंगलसँ मोर आबि आकि बोनसँ हरिण आबि नाचए किए लगैए।

मने-मन सुगिया काकी विचारबो करथि आ गठूला दिस बढ़लो जाथि। मिरमिरा कऽ रघवा काकाकेँ बजैक कारण रहनि, पत्नीक झगड़ाउ प्रवृति। नान्हि-नान्हिटा काजक बात लेल सुगिया काकी ऐ रूपे रक्का-टोकी करए लगै छथिन जइसँ नोकसाने-नोकसान होइ छन्हि। ओना जहिना निआसमे आशाक जनम, अन्हारमे इजोतक जनम होइत तहिना रक्का-टोकीसँ छोट-छोट गल्ती सहटि कऽ सहीट बनि जिनगीकेँ चिक्कन बना दैत मुदा से रघवा काकाकेँ नै रहनि। माल-जालक जराएल मन तेना कऽ मनकेँ जरबैत रहनि जे क्षण-क्षण छनकैत रहनि।

दोहरा कऽ सुगिया काकी बजली-

"गठूला घर छी, साँप-कीड़ा रहैए तखनि एती राति कऽ किए एलौं। के छी?"

सुगिया काकीक बोलक मिठास रघवा कक्काक आत्माकेँ हौंड़ि देलकनि। देखल देह चिन्हल चेहराक चुनचुनाएल स्वर, बजला-

"अपने छी।"

"एती राति कऽ एहेन जगहपर किए एलौं, एक तँ जाड़सँ ठिठुरल बोन-झाड़, बिलक कीड़ी-फतिंगी आबि कऽ राति विश्राम करैत हएत तैपर ओकरा देहपर हाथ कि पएर पड़त तँ ओ थोड़े अहाँक दुख बूझत आकि लपकि कऽ अपन बीखसँ बिखा देत।"

"हँ, से तँ अपनो बुझै छी, तहीले ने हाथमे इजोत रखने छी। हाथ-पएरमे इजोत रहनै ने लोक पएरे-पएरे दुनियाँ टहलि लइए आ हाथसँ करबो करैए।"

बजैत-बजैत रघवा काका बाजि तँ गेला मुदा लगले मनमे उठि गेलनि जे अनेरे काज विलमबै छी। जँ गपे करक हएत तँ माले-घरक घूर पजारि बैस गप-सप्प करब। मालो-जालक आत्मा बुझतै जे जहिना जाड़ हमरा होइए तहिना तँ पोसिनिहारोकेँ होइ छै। एहेन पोसिनिहारक प्रेमसँ जीवि। बजला-

"बड़ दुरकाल भऽ गेल अछि, थोड़े गोरहा-चिपड़ी लऽ लिअ आ मालक घरमे घूर कऽ दियौ।"

पतिक बात सुनि सुगिया काकी किछु ने बजली। मन मानि गेलनि जे किछु छथि तँ छथि मुदा गृहस्वामी तँ यएह छथि। हिनके ऊपर ने खेत-पथारसँ लऽ कऽ माल-जाल आ मनुख धरिक रक्छाक भार कन्हापर छन्हि। लग आबि बजली-

"उसरै बेर तेहेन ई शीतलहरी लाधि देलक जे जेहो जरना-काठीक ओरियान कऽ रखने छेलौं सेहो निंघठि गेल, तैपर तेहेन लधान लाधि देलक जे कोनो ठेकान अछि जे केते दिन लधने रहत?"

सुगिया काकीक जनगर बात सुनि रघवा काका गुम भऽ गेला, मुदा लगले मनमे फुड़लनि-

"कौल्हुका चिन्ता आइ किए करै छी, काल्हिले काल्हि छै। कोनो ठेकान अछि जे एहने समए कौल्हुको हएत।"

दूटा गोरहा आ चारि-पाँचटा चिपड़ी उठा, मटिया तेलक डिबिया आ सलाइ आनि आगू-आगू सुगिया काकी आ पाछू-पाछू रघवा काका आबि मालक घरमे घूर केलनि। सूखल गोइठा, तइमे ढाड़ल मटिया तेल सलाइक लपकी पकड़िते लपकि लेलक। घूर धधकि गेल। *fff*

**०६ फरवरी २०१४**

खच

ओना समैया काका भोरेसँ ठोह फाड़ि-फाड़ि कनै छला मुदा हम बुझलौं नअ बजेमे। सेहो ओना नै बुझलौं, रबि रहने गामक अपनो टोलवैया आ आनो-आनो टोलवैया सभकँ, जेरक-जेर काकाकँ देखए जाइत-अबैत देखि जखनि पुछलिऐ तखनि भाँज लागल। पहिने भेल जे माघक तेसर मकड़ छी लोक हरड़ी मेला जाइत हएत मुदा लगले घूमि किए रहल अछि। भाँज लगिते मनमे उठल जे काम-धाम तँ जिनगी भरि चलिते रहत मुदा जँ कहीं बिच्चेमे कक्काक प्राण छुटि जेतनि तखनि तँ भेँटो ने हेता। मात्र चेतनशून्य देहसँ भेँट हएत। ओना देहोक महत तँ अछिये, जँ से नै अछि तँ जिनगी भरि एकरे पाछू किए लगल रहै छी।

टोहियबैत-बीहियबैत विदा भेलौं। रस्तामे जेते लोकसँ पुछिऐ तेते रंगक बात सुनिऐ। पहिल गोटेसँ पुछलिऐ तँ बाजल-

"अपने करमे ने कियो हँसैत मरैए तँ कियो बपहारि काटि मरैए।"

एक तँ ओहिना रंग-बिरंगक मनक विचारमे ओझराएल रही तैपर कर्मक फल हँसब भेल आकि कानब, भाँजे ने बुझलौं। मन भेल जे फेर पुछिऐ मुदा फेर भेल जे जँ कहीं कहि दिअए जे समैक फल पाबि कयो हँसैए तँ कियो कनैए। तखनि तँ एकहरी घुरछी दोहरा जाएत। जखने दोहराएत तखने आरो सक्कत हएत तइसँ नीक जे दोसर-तेसरकँ पुछबे ने करिऐ। जखनि भेँट करए जाइए रहल छी तखनि पहुँचला पछाति जे पुछैक आकि बुझैक हएत से मुखौत्रीए भऽ जाएत। जहिना छिड़ियाएल-बीतियाएल पानि आकि गनहाएल-मनहाएल वायु मुखात्र होइते अपन गति पकड़ि लइए तहिना ने भवैत भव मुखात्र होइत भवसागरमे समा समाधि लैत अछि।

नजरि पड़िते देखलियनि जे समैया काका घौना पसारि कऽ कानियोँ रहला अछि आ घुन-घुना कऽ अपन जिनगीक गीतो गाबि रहला अछि। एक तँ ओहिना ओझराएल मन तैपर आरो ओझरी लगि गेल। चलचलौ देखि दुनू हाथ जोड़ि प्रणाम करैत पुछलियनि-

"काका, मन केहेन लगैए?"

ले बलैया! जिज्ञासा करए जिज्ञासु बनि गेल छेलौं मुदा ओ तँ जेना बिहाड़िमे उधिया गेल होथि तहिना बजला-

"जेते धएल-धड़ल छल सभ सठि गेल, मुदा मनक ताप नै मेटाएल, जे घड़ी जे पहर छी, छी। भने भेँट-घाँट भऽ गेल।"

समैया काका जेना कालचक्रक पूजापर बैसल होथि तहिना बाजए लगला। भुजंग प्रयात जकाँ सुनैत रहलौं, सुनैत रहलौं। ।*fff*

**०७ फरवरी २०१४**

अखरा-दाखरा

देवघरसँ अबैत रही, जसीडीहक मुसाफिर खानामे एक गोटे भेटला। भेटला कि सिमटीक जे कुरसी बनल छल ओइपर पहिनेसँ असगरे बैसल रही, ऊहो आबि कऽ बैसला। कनीकाल तँ ऊहो चुपे रहला आ हमहूँ चुपे रहलौं मुदा जखनि चुनौटी निकालि तमाकुल चुनबैक सुर-सार केलौं आकि बजला-

"एक जुम बढ़ा देबै।"

पहिल दिनक भेँट, केना कऽ पुछितियनि जे छोट जुम खाइ छी आकि नमहर। अपने अनुमान करए लगलौं जे मुँहक एकोटा दाँत नै टुटल देखै छियनि तइसँ भरिसक छोटे जुम खाइत हेता। सएह करैक मन भेल, मुदा खुएला पछाति जँ अजश भेल तखनि खुएलहा फले की हएत! तँए अहगरसँ तँ नै मुदा मझोलका घानी लगा देलिऐ। तरहत्थीपर औंठा चलए लगल। धिया-पुताक खेल जहानि एतएसँ चलिहेँ बुढ़िया, धोकड़ी समैइहेँ बुढ़िया...। बाँहिपर ओंगरी चलए लगल।

घंटा भरि गाड़ी पछुआएल। भरिपोख दुनू गोटेक बीच गपो-सप्प भेल आ दूबेर चाहो-पान चलल। गाड़ीक एके कोठलीमे बैस कऽ भरि रस्ता गप-सप्प करैत एलौं। दरभंगा अबैक रहए। हायाघाटमे जखनि ओ उतरए लगला तँ कहलनि-

"फेर कहिया भेँट-घाँट हएब आकि नै हएब।"

हमहूँ टोकारा देलियनि-

"ऐ देहक कोनो ठेकान अछि, अखने डिब्बासँ खसि पड़ब, प्राण तियागि देब।"

हठ करि कऽ अपना संग उतारि लेलनि। दू दिन पहुनाइ चलल। दू दिन पछाति जखनि गाम एलौं तँ बेटा पुछलक-

"दू दिन केतए हराएल छेलौं?"

जेना-जेना भेल, सभ बात सुना देलिऐ। सुनि कऽ बाजल-

"एना जे अखरा-दोखरा-तेखरा दोस्ती हुअए लगल तँ दुनियेँ अछन भऽ जाएत।"

जहिना गबैया, खिस्सकर शुरू कम स्वरमे करैए तहिना बेटो मुँह दाबि कऽ बाजल छल। दोखरा-तेखरा तँ नीक जकाँ सुनलौं मुदा अखरा कहलक आकि सखरा से नीक जकाँ सुनबे ने केलौं। मनमे उठल दोखरा बालु तँ पानिओ बनबैए आ हवो मुदा तेखरा तँ पाथरेटा बनबैए। ओ चाहे कोइला कहबए आकि पाथर मुदा दुनूक (बालु-सिमटी) प्रेम केते प्रगाढ़ होइए जे जुग-जुगान्तर के कहए जे जन्म-जन्मान्तर धरि ओहिना ठाढ़ रहैए जहिना शुरूमे ठाढ़ होइए।

ओना बेसी थकान नै रहए हायेघाटसँ आएल रही, मुदा पाछू पुछड़ी जोड़ि बजलौं-

"बौआ, थाकनिसँ देह भरियाएल अछि, पहिने नहा-खा कऽ किछु समए अराम करब तखनि मन खनहन हएत। पछाति सविस्तर बात करबह।"

थकान सुनि बेटा अपन जवाबदेही बूझि गुमे रहि गेल। *fff*

**१० फरबरी २०१४**

पेटगनाह

कौल्हुका भोजक अजशसँ सौंसे गामेक लोककेँ चोट लगल मुदा सभसँ बेसी लगलनि कुसुमी काकीकेँ। बेसी चोट लगैक कारण भेल जे भोजक अगुआ नेतेजी काका छेलखिन। घरवैया तँ अपन माइयक सराध लेल खर्चक जे मन बनौने छल ओ पाइ-चुक्ती केलक। किए ओकर मन कहतै जे दुआरपर सँ पंच अकची-दोकची बजैत गेला। मन तँ यएह ने कहतै जे समाज जेतेक खर्च मंगलनि से तँ दइए देलियनि तखनि काजक भार समाजक ऊपर गेल। जँ कियो नै बुझत बलधकेल अगुऔत तँ अगुआबऽ, अपन मुँह दुइर करता। देखै छी जे केतौ वारीक10 समाने चोरा कऽ अपना ऐठाम साहि दइए तँ केतौ देखै छी भनसीए अपन कनारि चुका तीमन-तरकारीमे नोनेक गड़बड़ी कऽ दइए। केतौ देखै छी बजारसँ सड़ल-पाकल समान कीनि दुइर करैए। तइसँ घरवैयाकेँ की? जानए जौ आ जानए जत्ता। सातु सने घून किए पिसाएत? बलजोरी जँ कियो पीसिनिहारि बिना उलौने-फटकने घुनाएल अन्न पीसत तँ दोख केकर हेतै। बलधकेलकेँ कोनो जवाब होइ छै, जेकरा जे फुड़ै छै से बजबो करैए आ करबो करैए। कियो जँ अजशक दोख घरवैयाक माथपर देत से थोड़े मानत, अपनो मन ने गवाही दइते हेतै। काकीक मन ठमकलनि, ठमकलनि कि मानि गेलनि जे भोजैत निर्दोख अछि। जहिना कोनो न्यायालयक न्यायाधीश दूध-पानि बेड़ा अपन पदक संग अपन गरिमा बढ़ा आत्म परमात्ममे जोड़ि लैत अछि तहिना कुसुमी काकी भोजैतकेँ घिनमा-घीन भेला पछातिओ पनिपत बना कमल फूल जकाँ फुला देलनि। मुदा मन असथिर नै रहलनि, आगू बढ़ि गेलनि।

कुसुमी काकीक नजरि समाज दिस गेलनि। समाजक एहेन दुरगति भेल जे अनगौआँ पंच सभ जे यत्र-कुत्र बाजल से तँ बजबे कएल मुदा ई जे बाजल जे एहेन रही तँ पूजापर बैसबे ने करी। गामक रखलक की! कोनो कि जइ गामक पंच रहए तही गामक लोकटा बाजत आकि साँझ-भोरक तरेगन जकाँ एकटा नढ़िया टाँहि देत आकि गामसँ आन गाम धरिक नढ़िया हुआँ-हुआँ करए लगत। आनो-आन गामक लोक बाजत। लोको तँ लोके छी किने, मान न मान हम तोहर मेहमान। जहिना बजै छी तहिना लील समाज अपन समाजक फरिच्छ रूप सोझमे देखब से नीक? आकि बजै छी काग जकाँ आ करै छी कौआ जकाँ से नीक। दुनूकेँ नांगड़ि जोड़ि काग-भुसुंडी मानब, अपन-अपन मन मानब भेल। समाजे गाम भेल आ गामे ने समाज, मुदा गाम तँ ब्रह्म स्वरूप निरविकार नीरब अछि ओकर कोन दोख। मनुखे ने समाज बना सूनसँ शून्य धरि फड़ैत-फुलाइत अछि। मुदा समाजो टुकड़ी-टुकड़ीमे तेना कटि-खोंटि गेल अछि जे नीक-अधलाक विचार जटिलसँ जटिलतर बनि गेल अछि। कुसुमी काकीक मन ठमकि गेलनि। मुदा सुदर्शन चक्र जकाँ मन तेना नचैत रहनि जे कोनो दिशा नीक जकाँ बुझिए ने पबै छेली। तखने नेताजी काका आँगन पहुँचला। जेना साँढ़-पारा अपन कनारि असुलैत तहिना कुसुमी काकी बघुआइत बजली-

"केते दिन मनाही केलौं जे एहेन काजमे11 नै पड़ू, आब ने ओ राजा भोज छथि आ ने हुनकर दरवार छन्हि।"

जहिना टुटल घरमे अकासक बून सोझे लगैत तहिना कुसुमी काकीक बोल नेताजी कक्काक हृदैकेँ बेधि देलकनि। छटपटाइत मन अवाक भऽ गेलनि। नजरि काकीक आँखिमे नाचए लगलनि। बजला किछु ने। दोहरबैत कुसुमी काकी बजली-

"जखनि अहाँ देख नेने छी जे अही समाजमे केते भोज-काज भेल अछि जइमे केतेकोकेँ जशो भेलनि आ अजशो। मुदा जश-अजशक भागी के?"

जश अजश सुनि नेताजी काका गोबर सुंघौल मुसरी जकाँ मुँह खोललनि। बजला-

"अपनो नै अखनि धरि बूझि पेलौं अछि जे हिसाबमे गलती केतए भेल, जे एना भेल!"

हिसाब सुनि कुसुमी काकी बजली-

---

10 भोजमे परसैबला

11 भोज काज

"कागत परहक हिसाब काजमे नै काज करै छै, केतौ वारीक समाने अपना घर साहि दइए तँ केतौ भनसीए अपन कनारि असुलि नोनगरे-अनोन बना दइए, तँ केतौ खेनिहारे कोनो वस्तुक नांगरि पकड़ि चपैत-चपैत चापि दइए।"

पत्नीक विचार सुनि नेताजी कक्काक मन मानि गेलनि जे भरिसक सएह भेल हएत। बजला-

"ठीके कहै छी।"

"ठीके की कहब। अहाँ अपने पेटगनाह छी, तेकरे फल भेल।"।*fff*

**१४ फरबरी २०१४**

बड़का माता।

"अनसोहाँत भऽ गेल! एहेन कहियो ने देखने छेलिऐ!"

-ओछाइनपर पड़ल, अपन कुहरब छोड़ि अठासी बर्खक मंगली दादी बजली।

जहिना बाट चलैत बटोही हारि-मारि थकान पीड़ासँ पीड़ाएल बजैत तहिना मंगली दादी सेहो बजली। दोसराइत लगमे नै तँए कियो नै सुनि पौलक। जहिना अकासमे मेघक टुकड़ी उड़ि-उड़ि सुर्जक प्रभाकेँ झँपैत तहिना सोगाएल सोग दादीक बोलतीकेँ झाँपि देलकनि। जइसँ बोलती तँ बन्न भेलनि मुदा विचार भीतरे-भीतर सुरकुनियाँ मारि बिचड़ए लगलनि। जुग बदलि गेल वृन्दावनक गोपी एक सेकेण्डक सतरह सौमा भागकेँ जुग मानि कृष्णसँ अलग नै हुअ चाहैत, मुदा से थोड़े अछि। अनेरे कियो बजैए जे कलयुग अखनि ढेरबे भेल अछि, समरथाइओ पछुआएले छै आ औरुदो बहुत बाँकी छै। केता हजार बरख आरो रहत। मनमे बिचरिते रहनि आकि दुबटिया लग पहुँच गेली। पहुँचिते विचार उचड़लनि, ऐ बीच तँ मनुखक केता पीढ़ी गुजरि जाएत! मनुखक जिनगीए केतेटा होइ छै! तहूमे चारि टुकड़ी अछि। जँ सए बर्खक मानब तँ पचीस-पचीस बर्खक टुकड़ी भेल, नै जँ अस्सी मानब तँ बीस बर्खक भेल आ जँ सरकारी मानब तँ साठि बर्खक पनरह बरख भेल। तइ हिसाबसँ कलयुगक किए ने बेसी औरुदा पछुआएले छै। तैबीच पोता मनोज आबि अँगनामे बाजल-

"दछिनवरिया टोलमे बड़की माता एलखिन, तँए ओइ टोल दिस नै जाएब।"

आँगनमे दोसराइत नै, ओछाइनपर पड़ल मंगली दादी जोरसँ पोताकेँ सोर पाड़ि पुछलखिन-

"बौआ की भेल दछिनवारि टोलमे?"

दादीक प्रश्न मनोजक मनकेँ जेना धक्का मारलक। धक्का मारलक ई जे दादी पुछलनि। लगमे आबि मनोज बाजल-

"दादी, दछिनवारि टोलमे बड़की माता एलखिन, लोक सभ बजैए जे ओइ टोल नै जइहेँ।"

एक तँ झुनाएल पाकल टूर खसैत दादीक स्मरण शक्ति, तैपर बड़की माता सुनि असल अर्थ नै बूझि सकली। बुझबो केना करितथि माएसँ दादी ने बनि गेल छेली। पोताक बातकेँ सुनि मनमे रखि लेली जे बेटा औत आकि पुतोहु तँ पुछि लेब। बालवोध क्याँनै गेल जे बड़की माता केकरा कहै छै। देवीओ होइए आ दानवीओ होइए। जीवनदानीओ होइए आ लेनिहारिनीओ होइए। भेल ई जे रोदियाएल सौन भऽ गेल। खाली सौने नै, रौदियाएल अखाढ़ो ने बरिसल। फागुन-चैतक मधुआएल रौद बढ़ैत-बढ़ैत अग्नि स्वरूपा बनि पृथ्वीकेँ गरसि लेलक। अग्नि स्वरूपा बनबो केना ने करैत? पानिक छुतिये ने समापत भऽ गेल। अपन सहयोगीक भरपूर सहयोग भेटबे केलै। रस्ता बाटक बैसल माटि गर्दा-धुरा बनि धुरिया पकड़ि अकासक रसकेँ चुसि लेलक, गाछ-बिरिछ अपन हरितमा तियागि पीड़ासँ पीड़ा धरतीपर झड़ि गेल। पोखरि-इनार, धार-धूर माटिक खाधि बनि गेल। सुरूजक प्रखर प्रभाकेँ धरती-अकास बीचक सेना नै रोकि हारि मानि कतबाहि धऽ लेलक, एहेन स्थितिमे कालचक्रक पूजा केहेन हएत? गामे-गाम रंग-बिरंगक तपाएल तप रोग-वियाधिक संग छोटकी मातासँ सैझली, मैझली बड़की माता12 पसरि गेल! एक तँ ओहिना समैक गरुआएल गरमी तैपर देहक तपित तापसँ तपीआ जिनगीक कठिन परीछामे गामक-गाम लोक फँसि गेल।

शुरूमे जखनि दछिनवारि टोलमे चेचकक आगमन भेल आकि एके-दुइए काने-मुँह सौंसे गाम समाचार पहुँच गेल। मैयाक आगमन होइते ओझहा-धामिक संग झालि-मिरदंग उठि कऽ ठाढ़ भेल। रंग-रंगक प्रहार टोलपर हुअ लगल। ओ सभ तीन सालसँ गहवर खसा अनठौने अछि। तेकरे फल भेट रहल छै। तेतबे नै आनो गामोक आ आन टोलोक आएब-जाएब घटैत-घटैत घटिया गेल। एक्कैसो घरक टोलकेँ जेना गामो आ आनो गाम जरै-मरैले छोड़ि देलक।

12 खसरासँ लऽ कऽ बड़की गोटी धरि

छोटकी माता13 अपन रूप बढ़बैत गेल। जहिना शरीरमे बढ़ल तहिना मौसमो बढ़ैत संग-संग चलए लगल। एक्कैसो परिवार रोगसँ आक्रान्त भऽ गेल। ओना दछिन्वरिये टोलटा नै गामक आनो टोल आ आनो-आनो गाममे वियाधि पसरि गेल।

ओछाइनपर पड़ल मंगली दादीक मन फड़फड़ेलनि। मैयाक14 आगमन तँ चैत-बैशाख आकि आसीन-कातिकमे होइ छेलै, जखनि रीत-बेवहार बदलै छै। अखनि तँ सौन छी तखनि किए भेल? अखनि तँ बाध-बोन हरिआएल रहैत, पोखरि-झाँखरिसँ लऽ कऽ चर-चाँचड़ जलजलाएल रहैत, से किए ने अछि? मासक ठेकान तँ दादीकेँ मन पड़लनि मुदा मौसमक ठेकाने ने रहलनि। ठेकानो केना रहितनि, घरहटिया घरहटक समैक लछन-करम ठेकना नक्षत्र मन रखैए, किसान किसानी आ बेपारी बेपारक, से तँ आब दादीमे नै रहलनि। तँए मन नै बूझि पेलकनि। मुदा सुनाएल मन सपनए लगलनि। सपनाइते खापड़िक मकैक लाबा जकाँ चनकि धरतीपर खसलनि। खसिते चनचनेली-

> "कहाँ दन साते-आठेटा मखानक फोंका जकाँ देवसुनराकेँ तेहेन निकलि गेल अछि जे तनो-भगन-वेनग्न भऽ गेल अछि। बापो-माए डरे लगमे नै जाइ छै। जेबो केना करतै। जखनि एक्के घरक सातटा स्त्रीगण सात सीढ़ीमे तेना बँटा जाइए जे मनुखक शक्ले-सुरति बदलि जाइ छै, तहिना ने बरो-बेमारीक अछि। साधारण पेटझड़ीबला जँ रद-दसबला टोल जाएत तँ जानियेँ कऽ ने ढोढ़ीया बीखकेँ गहुमनेक बनौत...।"

एक्कैसो घरक टोलमे ने एकोटा परिवार नागा रहल आ ने एक्कोटा मनुख। जहिना दुनियाँक सभ परुखकेँ नारीक संग कऽ देल जाइ छै, तहिना। टोलक सभ चेचक वियाधिसँ व्यग्र भऽ गेल। के केकरा देखत। सबहक मन कहै, जान रहत तखने ने जहान। जँ जाबे से नै रहत तँ जहाने की। सभ दिन सभ काल दुनियाँक उदए-परले तँ होइते छै, तँए कि सभले एक्के होइ छै। दुनूक फँट-फाँटमे जे जेहेन बीछिनिहार रहल ओ ओहेन कऽ बीछि लइए। अनायास स्मृति जगलनि। जगिते मन पड़लनि अपना देहमे भेल चालीस बरख पहिनुका चेचक। मझिली मैया मन पड़िते देह ओहिना सिहरि गेलनि जेना बर्खाक बून पड़िते अकासमे उड़ैत चिड़ैकेँ होइत। एक तँ उमेरक जर्जर अंग तैपर चालीस बर्खक स्मृति तेना कऽ मंगली दादीकेँ गरसि लेलकनि जे गराँसक चोटसँ जहिना अंग भऽ जाइत तहिना भऽ गेली। बेथाएल तन-मन तेना अकड़ि दबलकनि जे मुँह भरभरेलनि-

> "हे भगवान! अनेरे कोन नरकमे रखने छी, कहिया धरि राखब।"

मुदा लगले मन बदलि गेलनि। बदलि ई गेलनि जे जाबे आँखि तकै छी ताबे अहिना ने होइतो रहत आ देखबो-भोगबो करैत रहब। तइसँ नीक जे लऽ चलू जिनगीक ओइपार जैठाम ई सभ नै देखब।

ओसारक दछिन्वारि भागमे मंगली दादीक ओछाइन, तहीबीच बेटा बुधियार आँगन पहुँचल। माइक सभ बात तँ बुधियार नै सुनि सकल मुदा अंतिम बात, 'लऽ चलू...।' सुनलक। सुनिते बुधियारक मनमे उठल, माए की बाजि रहल अछि! झब दनि लऽ चलू केतए लऽ चलू? मन मुड़ियाएल। मुड़ियाइते भेल जे भरिसक रोग-पीड़ासँ रोगाएल-पीड़ाएल मन तड़पि रहल छै। फेर भेलै जे अनेरे मनकेँ औनाबै छी। माइओ कियो आन थोड़े छी जे पुछैमे संकोच हएत। बाजल-

> "माए, की भेलौ, एना किए बजै छेँ?"

बुधियारक बोल सुनि मंगली दादीक हूबा जगलनि हूबगर होइत बजली-

> "सुनै छी जे गाममे मैयाक आगमन भेल अछि?"

माइक बात सुनि बुधियार तारतम करए लगल जे माए लग झूठ केना बाजब? तहूमे जखनि कहियो ने बजलौं, मुदा प्रश्नक जबावो केना देब। जहिना दछिन्वारि टोलक रस्ता छोड़ि देलौं, तहिना तँ उतरवारिओ टोलक। फेर तखनि केना हँ कि नै कहबै। जहिना चिड़ै लोलसँ बोल मिलबैत तहिना बुधियार माइयक बोलसँ बोल मिलबैत बाजल-

---

13 खसरा

14 चेचक

"हँ, माए ठीके भेल अछि।"

बेटाक बोल सुनि मंगली दादीकेँ सुआस पड़लनि। दोहरबैत बजली-

"आनो-गाममे भेल अछि आकि अपने गामटा मे?"

दादीक मन बढ़ैत देखि मनमे भेल जे अखनि धरि सुनलेहे बाजि बजलौं, आन गामक जँ बाजब आ अढ़ा दिअए जे अपनो कुटुम-परिवार तँ ओइ गाममे अइछे, कनी जिगेसा कऽ आबह तखनि तँ भारी पहपटि हएत। रस्ता पेरा केतए फँसि जाएब तेकर ठीक अछि। बाजल-

"माए, कनी नीक जकाँ भँजियबै छी तखनि नीक जकाँ कहबौ। सुनै छी जे कहाँदन ओझहा-धाइम भाउ खेलाएल तँ कहलकै, गामक सीमान बान्हि देलियऽ, तखनि तँ जानक बदला जान दिअ पड़तह।"

मंगली दादी पुछलखिन-

"वैद की कहलकै?"

ओझहा-वैदक नाओं सुनि बुधियारक मन मानि गेल जे बिना झूठ बजने काज नै चलत। मुदा जहिना बालवोध तहिना थाकल-ठेहियाएल बूढ़-बुढ़ानुसकेँ बौसब बड़ भारी नहियेँ अछि। बाजल-

"अनेरे कोन फेड़मे पड़ै छँ। राम-राम कर सभ नीक भऽ जेतै।"

'राम-राम' सुनि मंगली दादी तारतम करए लगली जे 'राम-राम' की कहलक। मरैकाल राम-रामकेँ सत् लोक मानैए। अधला काज केला पछाति राम-राम कहि दुतकारि दइ छै। शुभ काजक बेर जँ राम-नाम सत् छी बाजब तँ कपर फोड़ौबलि करा लेब, तखनि बुधियार की बाजल। माइओ रगड़ी बजली-

"बौआ, ओझहो-गुणी नै देखलक-सुनलक हेन?"

माइक रगड़गड़ बात सुनि बुधियार रगड़ाइत बाजल-

"नेति-नेति कहि कातेसँ छुअब छोड़ि सतदिना रोग कहि जीबै-मरैले छोड़ि देलक।"*fff*

**१८ फरबरी २०१४**

सुधीराक बिआहक गप-सप्प उठल। तीन दिन पहिने तक बी.ए.क रिजल्ट निकलल छेलै। राजनीतिशास्त्र आनर्स पाबि सुधीराक मन मानि गेल छल जे राज-काज बुझै-चलबैक लूरिक प्रमाणपत्र युनिवर्सिटी दऽ देलक।

सुधीराक पिता प्रोफेसर साहैब संगी-बीच बैस चाहो-पान करैत रहथि आ ठहाका-पर-ठहाका सेहो दैत रहथिन। ठहाकाक कारण भेल जे अपन टारगेटक भीतरे बेटीक बिआहक गर लगि गेलनि। बरो राजनीतिशास्त्रेक प्रोफेसर छथिन। साल भरि पहिने नोकरी भेलनि। बर-कन्या जँ एक विषयक जानकार हुअए तँ ओ जिनगीक लेल सोनाक सुगंधे भेल। संगी सभकेँ बजबैक कारण प्रोफेसर साहैब सबहक बीच सुधीराक बिआहक चर्च उठा, बेटीक विचार जानए चाहलनि।

गद-गदाएल मने प्रोफेसर साहैब सुधीरा दिस देखैत संगीक बीच बजला-

"बेटीक बिआह पसिनगर घरमे हएत।"

संगी सभ जेना बाँसक एकटा चोंगरामे अनेको गोटे पकड़ि सह दइए तहिना मने-मन सभ देलकनि। मुदा सुधीरा राजनीतिशास्त्रक छात्रा छी, अपना लगसँ लऽ कऽ दुनियाँ धरिक राज-काजक प्रक्रिया जनैए। बाजल-

"बाबूजी, केहेन परिवारमे पठबए चाहै छी?"

पिता चुपे रहला। दोसर जे संगी रहथिन ओ बजला-

"बाउ, संयुक्त परिवार, खानदानी परिवार, तहूमे सातो भाँइक भैयारीमे सभसँ छोट भाएक संग।"

सुधीरा-

"जहिना सात तल अकास ऊपर अछि तहिना सात तल पतालो। भैयारीक सातम तलकेँ ऊपर-निच्चाँ तजबीज केलिऐ?" fff

**१९ फरबरी २०१४**

